

# स्वप्नमे मिज्झर होइत

गजेन्द्र ठाकुर

**विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004** (विदेह www.videha.co.in ) पेटारसँ



## विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम्



## विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका










Videha eJournal (link www.videha.co.in) is a multidisciplinary online journal dedicated to the promotion and preservation of the Maithili language, literature and culture. It is a platform for scholars, researchers, writers and poets to publish their works and share their knowledge about Maithili language, literature, and culture. The journal is published online to promote and preserve Maithili language and culture. The journal publishes articles, research papers, book reviews, and poetry in Maithili and English languages. It also features translations of literary works from other languages into Maithili. It is a peer-reviewed journal, which means that articles and papers are reviewed by experts in the field before they are accepted for publication.

**Font/ Keyboard Source**: https://fonts.google.com/ , https://github.com/virtualvinodh/aksharamukha-fonts , https://keyman.com/

समानान्तर परम्पराक विद्यापति- *चित्र विदेह सम्मानसँ सम्मानित श्री पनकलाल मण्डल द्वारा*

मैथिली भाषा जगज्जननी सीतायाः भाषा आसीत्। हनुमन्तः उक्तवान- मानुषीमिह संस्कृताम्।

**<u>अक्खर खम्भा (आखर खाम्ह)</u>**

तिहुअन खेत्तहि काञि तसु कित्तिवल्लि पसरेइ। अक्खर खम्भारम्भ जउ मञ्चो बन्धि न देइ॥ ***(****कीर्तिलता प्रथमः पल्लवः पहिल दोहा।****)***

माने आखर रूपी खाम्ह निर्माण कऽ ओइपर **(***गद्य-पद्य रूपी***)** मंच जँ नै बान्हल जाय तँ ऐ त्रिभुवनरूपी क्षेत्रमे ओकर कीर्तिरूपी लत्ती केना पसरत।

Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant.
-Robert Louis Stevenson

...

Videha: Maithili Literature Movement

ƒ

ॐ द्यौ: शान्तिरन्तरिक्ष ग्वंग शान्ति:

ওঁ দ্যৌ: শান্তিৰন্তৰিক্ষ Ẇ শান্তি:





ॐ द्यौ: शान्तिरन्तरिक्ष ग्वंग शान्तिः पृथ्वी शान्तिराप: शान्तिरोषधय: शान्ति वनस्पतय: शान्तिर्विश्वे देवा: शान्तिर्ब्रह्म

ওঁ দ্যৌ: শান্তিৰন্তৰিক্ষ Ẇ শান্তিঃ পৃথ্বী শান্তিৰাপ: শান্তিৰোষধয: শান্তি রনস্পতয: শান্তির্রিশ্বে দেরা: শান্তির্ঁৰহ্ম

ब्रह्मणसँ प्रार्थना जे द्युलोकमे, अंतरिक्षमे, पृथ्वीपर, जलमे, औषधमे, वनस्पतिमे, विश्वमे, सभ देवतागणमे आ ब्रह्ममे शांति हुअय।

ॐ-ब्रह्मण, द्यौ-सूर्य-तरेगण, अंतरिक्ष- पृथ्वी आ द्यूलोकक बीच, आप:- जल, विश्वेदेवा- सभ देवता, ब्रह्म- सर्जक।

ব্রঁহ্মণসঁ প্রার্থনা জে দ্যূলোকমে, ঋংতৰিক্ষমে, পৃথ্বীপৰ, জলমে, ঔষধমে, রনস্পতিমে, রিশ্বমে, সভ দেরতাগণমে ঋা ব্রঁহ্মমে শাঁতি হুঋয।

ওঁ-ব্রঁহ্মণ, দ্যৌ-সূর্য-তৰেগণ, ঋংতৰিক্ষ- পৃথ্বী ঋা দ্যূলোকক রীচ, ঋাপ:-জল, রিশ্বেদেরা- সভ দেরতা, ব্রঁহ্ম- সর্জক।

ॐ, स॒हस्रंशीर्षा॒ पुरुंषः। स॒ह॒स्रा॒क्षः स॒हस्रंपात्।

ওঁ, স↓ হস্রা↑ শীর্ষা↓ পুরু↑ ষঃ। স↓ হ↓ স্রা↓ ক্ষঃ

স↓ হস্রা↑ পাৎ।

स भूमिं ग्वंग वि॒श्वतों वृ॒त्वा। अत्यंतिष्ठद् दशाङ्गु॒लम्॥

স ভূমিঁ↑ Ẇ রি↓ শ্বতো↑ বৃ↓ ত্বা। অত্যা↑ তিষ্ঠদ্ দশাঙ্গু↓ লম্॥

हजार माथ, हजार आँखि, हजार पएर संग विश्वकेँ आच्छादित केने अछि, दस आंगुरक गनतीक वशमे नै अछि ओ।

ॐ सहस्रशीर्षा पुरुषः सहस्राक्षः
सहस्रपात् ॥ सभूमिं सर्व्वतस्पृत्वा
त्यतिष्ठद्दशाङ्गुलम् ॥

प॒द्भ्यागँ् शू॒द्रो अंजायत॥

প↓ দ্ভ্যাগ্ँ↑ শূ↓ দ্রো অ↑ জাযত॥

पएरसँ शूद्रक उत्पत्ति भेल॥

प॒द्भ्यां भूमि॒र्दिश॒ः श्रोत्राँत्।

প↓ দ্ভ্যাং ভূমি↓ র্দিশঃ↓ শ্রোত্রা↑ ↑ ৎ।

मुदा पएरेसँ भूमियोक उत्पत्ति।

❀ (White Florette- innocence and purity)

☸ (Wheel of Dharma)

卐(Swastik)

৺ (सिद्धिरस्तु, सिद्धम সিদ্ধিৰস্তু, সিদ্ধম Devanagari Anji)

Ẇ (Gwang ग्वंग- two small circles connected by u and a dot placed over it, used in reference of Vedic texts)

𑒁 (Tirhuta Anji, Ankush of Ganeshji, placed at the beginning of something)

𑒁

*१*
*मोन गेल भोथियाय*
*जोति बड़द सोचमे पड़लौं*
*एतऽ–ओतऽ केर बात*
*हर जोतने भेल साँझ*
*हरायल बड़द ताकी चारू कात*
*२*
*खूब ठेकनेने जाइत जे नहि बिसरब आइ*
*मुदा गप्प पर गप्प चलल कृत्रिमता गेल ढ़हाइत*
*फेर काजक बेर मोन नहि पड़ल पड़ैत पड़ैत मोन-*
*कर्णक मृत्युक छोट छीन रूप -*
*आ तकरा बाद मसोसि कय रहि जाइ छी गुम्म*
*३*
*आ स्वप्नमे यएह तँ रहय, कतेक बुझनुक*
*मुदा ओतय एकरा अखुनका गप कहबै तँ मोन नै पड़तै।*
*आ हमरे कतऽ मोन रहैत अछि आब*
*दुनू मिज्झर भऽ गेल अछि।*

१

स्वप्नमे मिज्झर होइत
देशांस सन ताकैत अक्षकेँ
दूटा अक्ष
अक्षांस आ देशान्तर बढ़ैए अनन्त धरि
आ ओ दुनू नै अछि समानान्तर
से काटैत अछि एक-दोसरकेँ आन कोनो उपाय छैहे नै
बा बढ़य आ काटय एक दोसराकेँ बा भऽ जाय बाँझ
आ जखने काटैए एक दोसराकेँ
तँ उठै छी हम हरबड़ा कऽ
स्वप्नमे लागि जाइत अछि देशांस
दूसँ बेशी अक्षबला देशांस
आ जखने टुटैत अछि स्वप्न लगैए जे जागि गेल होइ
स्वप्नमे नै लागल अछि कखनो दू अक्षांसबला देशांस
जकरा जागल कहै छी से अछि देशांस दू अक्षबला
जे लागल रहैत अछि बेशी काल बेशी ठाम
कखनो काल आ कत्तौ-कत्तौ जखन टूटैए देशांस
तँ टीप लै छी अनुभव सुनेबा लेल देशांस लागल प्रकृतिकेँ

२

जँ विश्वास कऽ ली अहाँपर, ऐ प्रकृतिपर
जे अछि हमर बुढिया डाही
तँ सत्य तकनाइ भऽ जाइत अछि वाम हाथक खेल
जे कहत बुढिया डाही से मानि लेब
कारण ओ देने अछि आश्वासन
मुदा ओकर आश्वासन देशांस लागिते बिला जाइत अछि
शंका घेर लगैत अछि
झलफलाइत अछि सभटा
प्रश्न-प्रतिप्रश्नमे भकुआइत अछि स्मृति
आ ओ जे छल सत्य जे एकटा नै कएकटा रूप लऽ लैत अछि
ने हम ने ओ अछि स्थिर
से ओकर खोंइचा उखारबाक आ देखेबाक सभकेँ
जेँ वएह टा अछि सत्य
कारण हमर बुढ़िया डाही देने अछि आश्वासन हमरा
आ वएह उखाड़ऽ लगैए खोंइचा
आ देखबऽ लगैए सत्य जे एक खोंइचा निकललापर
देखाइत अछि एन-मेन ओहने फेर ओ स्थिर भऽ जाइतआछि
फेर किछु  आर खोंइचा पहिनेसँ बेशी पातर
आ पुरनका आ नवका सभ दृश्य
अपन अपन अक्षपर बढ़ऽ लगैत अछि
आ मिलैत अछि, मिलनाइ नै काटनाइ कहू
आ देबऽ लगैत अछि जन्म नव-नव सत्यक
सभ कटान आ सभ ढलानपर
झलफलेनाइ बन्न होइत अछि
लगैत अछि सभ किछु स्पष्ट
मुदा तखने बढ़ैत आ काटैत अक्षक वर्तुल
बढ़िते जाइत अछि
हहाइत मोनियारक

भँसिआएल खेबाह सन
ताकय लगैत अछि भीतरक कएकटा सत्य अपन अक्ष

३
आ होइत अछि रहस्योद्घाटन
जखन सभटा खोइंचा छोड़ा लेल जाइत अछि
पातरसँ पातर खोंइचा
तँ बहराइत अछि
मनसि
वएह जे चकभाउर दैत रहैत अछि हमरा
वएह जे झलफलाइत रहै छल
खोइंचा जे पातर होइत गेल
बनि गेल अणु जे टुटैत अछि तँ करैत अछि बर्खा आगिक
आ मिलैत अछि तँ भऽ जाइत अछि सुन्न-गुम्म
सभटा आगि ओकर आगिक सोझाँ बुझाइत अछि लुत्ती
आ ओइ सुन्नसँ बहराइत अछि मनसि
आ ऐसँ बहार होइत अछि ब्रह्माण्ड

४
शामिल बाजाक दुन्दभी वादक

देखैत दुन्दभीक तान
सुनैत शून्यक दृश्य
प्रकृतिक कैनवासक
हहाइत समुद्रक चित्र

अन्हार खोहक चित्रकलाक पात्रक शब्द
क्यो देखत नै हमर चित्र ऐ अन्हारमे
तँ सुनबो तँ करत पात्रक आकांक्षाक स्वर

सागरक हिलकोरमे जाइत नाहक खेबाह
हिलकोर सुनबाक नै छै अवकाश

देखैत अछि स्वरक आरोह अवरोह
हहाइत लहरिक नै छै ओरछोर-

आकाशक असीमताक नै कोनो अन्त

सागर तँ एक दोसरासँ मिलि करैत अछि
असीमताक मात्र छद्म
घुमैत गोल पृथ्वीपर
चक्रपर घुमैत अनन्तक छद्म

मुदा मनुक्ख ताकि अछि लेने
ऐ अनन्तक परिधि
परिधिकेँ नापि अछि लेने मनुक्ख

ई आकाश छद्मक तँ नै अछि विस्तार?

ऐ अनन्तक सेहो तँ ने अछि कोनो अन्त?
तावत एकर असीमतापर तँ करहि पड़त विश्वास!

स्वरकेँ देखबाक
चित्रकेँ सुनबाक
सागरकेँ नाँघबाक
समयदेशक गणनाक-काल-

सोहमे छोड़ि देल देखब
अन्हार खोहक चित्र
सोहमे छोड़ल सुनब
हहाइत सागरक ध्वनि

देखैत छी स्वर सुनैत छी चित्र
केहन ई साधक
बनि गेल छी शामिल बाजाक*
दुन्दभी वादक

*राजस्थानमे गाजा-बाजावलाक संग किछु तँ एहेन रहैत छथि जे लय-तालमे बजबैत छथि मुदा बेशी एहन रहैत छथि जे बाजा मुँह लग आनि मात्र बजेबाक अभिनय करैत छथि। हुनका ई निर्देश रहैत छन्हि जे गलतीयोसँ बाजामे फूक नहि मारथि, यएह छथि शामिल बाजा ।

५

डैनियाही दुपहरिया

निन्नक जीवन विचित्र
डैनियाही दुपहरियाक घामक बीच
सपनाइत सहस्रबाढ़निक दानवाकार आकृति

प्रेयसीपर झपटैत ओकर कंठ मचोड़ैत
प्रेमी पकड़ैत अछि सहस्रबाढ़निक झोंट
पोखरिमे अछि खसबैत
प्रेमीक पएर बान्हि लेलक झोंटासँ
डैनियाही दुपहरियामे पोखरिक झोंटावाली पनिडुब्बी
जे अछि सहस्रबाढ़निक प्रेयसी

तांत्रिकसहस्रबाढ़निक झोँझसँ निकलि-
झोंटावाली पनिडुब्बीक घुरछीमे
अपन प्राणान्त करैत प्रेयसीकेँ बचबैत

मंत्रतंत्रयुक्त दुपहरियाम-े जागल
गुनधुनी बला स्वप्न
बनैत अछि सभसँ तीव्र धावक
अखरहाक सभसँ फुर्तिगर पहलमान
दमसाइत मालिकक स्वर तोड़ै छै ओकर एकान्त

कारिख सन
चित्रित रातिक निन्न
टुटैतटुटैत निन्न आ स्वप्नक तारतम्य-अबैत-
करत समस्याक अन्त

न्यायक डंका गुंजैत
समस्यासमझौता करैत-
प्राणघातक प्रहारकेँ सहैतजितइत--जिबइत
निन्न अबैत अछि तकर अछैत
घोरनिद्रा तृप्तिक अनुभूति अछि छुटैत-
निन्नकेँ आस्तेआस्ते देलक माहुर मिलि कय सभ- मित्र
कयलक निन्नक जीवन विचित्र

६
कटिहारी
कनकनी छै बसातमे
हाड़मे ढुकि जायत ई कनकनी
पोस्टमार्टम कएल शरीर जे राखल अछि
सातटा मोटका शिल्लपरजड़त कनीकालमे ,
गोइठामे आगि जे अनलन्हिहेँ
राखि देलन्हि नीचाँ
कनकनाइत पानिमे डूम दऽ
गोइठाक आगिसँ आगि लऽ
शरीरकेँ गतिसद्गति देबा लेल -
कऽ देलन्हि अग्निकेँ समर्पित
तृणकाठ आ घृत समेत ,
घुरि कऽ जयताह सभ
लोहआगि आ जल नां ,पाथर ,घिछूबि ,
डेढ़ मासक बच्चाकेँ कोरामे लेने मायकेँ छोड़ि
घर सभ घुरैत छथि
मिज्झर होइत अछि खिस्सा
सातटा शिल्लपर राखल ओ शरीर
अग्नि लीलि रहल सुड्डाह कऽ रहल
...........
गोपीचाननउज्जर नव वस्त्र ,माला ,गंगौट ,
मुँहमे तुलसीदलसुवर्ण खण्ड गंगाजल ,
कुश पसारल भूमि तुलसी गाछ लग
उत्तर मुँहे
पोस्टमार्टम कएल शरीर
नव उज्जर वस्त्र पहिरि
जनौनव माटिक बर्तनक जलसँ ,उत्तरी पहिरि ,
तेकुशासँ पूब मुँहे मंत्र पढ़ै छथि
आ ओइ जलसँ मृतककेँ शिक्त करै छथि

वामा हाथमे ऊक लऽ गोइठाक आगिसँ धधकबैत छथि
तीन बेर मृतकक प्रदीक्षणा कऽ
मुँहमे आगि अर्पित होइत अछि
कपासचानन ,कर्पूर ,धूमन ,घृत ,काठ ,
कपोतवेश मृतक
पाँचपाँचटा लकड़ी सभ दैत छथि-
कपोतक दग्ध शरीरावशेष सन मांसपिण्ड भऽ गेलापर
सतकठिया लऽ सातबेर प्रदक्षिणा कऽ
कुरहरिसँ ओहि ऊकक सात छौ सँ खण्ड कऽ
सातो बन्धनकेँ काटि
सातो सतकठिया आगिमे फेंकि
बालवृद्धकेँ आगाँ कऽ-
एड़ीदौड़ी बचबैत-
नहाइले जाइ छथि
तिलाञ्जलि मोड़ाजलसँ-तिल-
बिनु देह पोछने
आ फेर मृतकक आंगनमे
द्वारपर क्रमसँ लोहआगि आ पानि ,पाथर ,
स्पर्श कऽ घर घुरि जाइ छथि

७
हम व्रात्य

मुरेठा बन्हने,
हाथमे पेना, धनुष
इन्द्रधनुष, पनिसोखा
नील पेट, लाललोहित पीठ-
विज्ञानबुद्धिक वास ,तर्क ,
कारी केशकुण्डल ,वज्र ,
कारी रङक कपड़ा
गरामे चांदीक हँसुली
कारी आ उज्जर भेड़ाक चमड़ा डाँड़मे
लाल पाढ़ि
आँचरमे तह नै
खाली पएरे
मोनक रथपर असवार
क्षणप्रभा ओकर चाबुक
धानुकी व्रात्य
सांख्यधाराक वाहक
ब्राह्मणक सोम व्रात्यक सुरा!!
हम व्रात्य

कीकटब्राह्मण विदेहक अद्भुत ,- षडविंश
देव प्रतिमाक हँसबनाचब ,कानब ,
पिपनी खसाएब हिलाएब ,
देव मन्दिरक थरथरी
देव प्रतिमाक फूटब
कारण देव प्रतिमाक हँसबाकनचबाक ,कनबाक ,
पिपनी खसेबाक हिलेबाक ,

देव मन्दिरक थरथरेबाक
देव प्रतिमाक फुटबाक

८
गायत्री बनि गेल चिड़ै आ बिदा भेल गन्धर्व लोक
अनबा लेल सोमरस
ओइ रसमे उगडुम करत हमर कविता
त्रयोदशीकेँ व्याघ्र केलक हत्या पाणिनिक
त्रयोदशीकेँ के देलक शिक्षा हमरा?
जखन व्याकरणाचार्य बन्न केने छथि,
बन्न अछि त्रयोदशी तिथिकेँ व्याकरणक पठनपाठन-
व्याकरणाचार्य नै पढ़ैत छथि, नै पढ़बैत छथि ओइ दिन व्याकरण
आ त्रयोदशी तिथिकेँ अबैत छल गायत्री चिड़ै बनल
त्रयोदशीकेँ के देलक शिक्षा हमरा
चिड़ै बनल गायत्री देलक हमरा शिक्षा गबैत नाराशंसी
चिड़ै बनि गायत्री मिज्झर होइत अछि द्यूलोकमे देव संग
आलोकदीप्त ई नीलवर्णक आकास
अरणिमन्थनसँ प्रकाशित ई पृथ्वी
विक्रमादित्यक पुत्रीक शिक्षक वररुचि
राजपुत्री कएलन्हि कोनो उदंडता से आनि देलन्हि मूर्ख पति
मौन धारण कएने ओ रहैत छल
राजपुत्री देलन्हि कोनो पोथी शोधन कार्य लेल दोहरएबाक लेल
बिन्दुबिकारी आ मात्रा ओ नखछेदकसँ देलक मेटाए ,
विद्युत् प्रकाशसँ प्रकाशित मेघक शक्तिपात्
शरीरक मध्य हजारकहजार धार-
रक्तक प्रवाहक साँपसन टेढ़मेढ़ चालि-
हमर मोन दौगि रहल
ऐ अन्तर्मनक धारक बीच
ओइ बहिर्जगतक विद्युतसँ तीव्र
चतुष्पात् पुरुष वा ब्रह्म
मुदा एकपाद ई जगत्
अन्तर्मनक प्रचोदयिता
आसुरी वृत्र आ राक्षसी पणि

शारीरिक धार संचार तन्त्र
चलू समुद्र दिस हमर नाड़ीतंत्र आ एकर
लहरिमे डूमैतउगैत-
अपन भोगल यथार्थसँ बहार केलौं मधु
आहुति देबा लेल ओइ समुद्रमे
आ तखने शरीरक नदीधार-
लहरिमे डुमैत करैत अछि आनन्दित
जागरित मोनसँ निकसैत वाणी
पीपड़क पातक नाड़ीतंत्र सन
इलासरस्वती आ भारती छथि-
विद्युत् बाल लेल भोजनक इन्तजाम करैत
ज्योतिक हम साधक
सन्दीपनकूट हुअए लावण्यमय
सहस्रशाख विद्युत् हिरण्यमयी
सहस्रजित् अजस्र अन्तर्मुखी
आ
ऋतं बृहत्
कविक कविताक छन्दक रससँ उगडुम करैत
आ डराएल विश्वदेव जे पद्यक रस जे झझाएत तँ
पसरि जाएत सगर विश्वमे गायत्री नाराशंसीक संग
से ओ
कविक कवितार्कैं छन्दक रसमे राखि दैत छथि
बलि दऽ दैत छथि
कविक कविताक छन्दक रसक बलि
आ गबैत छथि नाराशंसी।
हमरा संगे मरत आर बहुत रास वस्तु
मुदा हमर वियोग बना देत सक्कततीव्र आ कठोर ,
सनगोहिक चामसँ छारल डफखजुरी लऽ- कऽ
डोरीक कम्पनसँ ध्वनि निकालत

गुमकीओइ खजुरीक ध्वनि ,
आ गुमकी..गुम , गुम.. गुमकी...
आ तखन दोसर नृत्य हएत प्रारम्भ
इच्छा जीतत आकि जीतत ईर्ष्या
संकल्प हमर जे ऐ धारकेँ मोड़ि देब
मुदा किछु ईर्ष्या अछि सोझाँ अबैत
ईर्ष्या जे हम धारकेँ नै मोड़ि पाबी
बहैत रहए ओ ओहिना
ओहिना किए, ओहूसँ भयंकर बनि

९
संकल्प जे हम केने छी
इच्छा जे अछि हमरसे हारि जाए /
आ जीति जाए द्वेष/ जीति जाए ईर्ष्या
हा हारबो करी तेना भऽ कऽ जे लोक देखए!!जमाना देखए /!

तेना कऽ हारए संकल्प हमर /इच्छा हमर

धारकेँ रोकि देबाकठाढ़ भऽ जेबाक /
सोझाँ ओकर
आ मोड़ि देबाक संकल्प ओइ भयंकर उदण्ड धारकेँ

मुदा किछु आर ईर्ष्या अछि सोझाँ अबैत
ओ द्वेष चाहैए जे हमर प्रयासधारकेँ मोड़बाक प्रयास /
मोड़लाक प्रयासक बाद भऽ जाए धार आर भयंकर

पुरान लीखपर चलैत रहए भऽ आर अत्याचारी

आ हम जाइ हारि
आ हारी तेना भऽ कऽ जे लोक राखए मोन
मोन राखए जे कियो दुस्साहसी ठाढ़ भऽ गेल छल धारक सोझाँ
तकर भेल ई भयंकर परिणाम
जे लोक डरा कऽ नै करए फेर दुस्साहस
दुस्साहस ठाढ़ हेबाक उदण्डअत्याचारी धारक सोझाँमे-

लऽ ली हम पतनुकानआ से सुनि थरथरी पैसि जाए लोक /क हृदयमे

मुदा हम हँसै छी
हारि तँ जाएब हम

मुदा हमर साधनासँ जे रक्तबीज खसत
से एकझोँटाबला एकटा ठोपक बीआ बनि जाएत सहस्रबाढ़नि-
घृणाक विरुद्ध ठाढ़ि अछि हमर ई बुढ़िया डाही।
प्रेमक कमल अछि फुला गेल।
बुढ़िया ढाहीकेँ जीविते गारि देने रहिऐ
ओकर रक्त  सन लाल अरहुल चारू कात झँपने
आ तखन
फैसला हेतै आब
जखन
उनटि जाइए लोक
उनटि जाइ छै बोल
छनेछन बदलि जाइए-
बिचकाबैए ठोर
युद्धक आवाहनप्रदर्शन लेल-
घृणाक तरहरि खूनऽ दियौ
मारि देत तँ मारऽ दिऔ

मोन राखू मुदा
हमरा संगे मरत आर बहुत रास वस्तु
मुदा हमर वियोग बना देत सक्कततीव्र आ कठोर ,
यज्ञ नै योग
मीमांसा नै तर्क
वेदान्तक आगाँ सांख्य
ब्राह्मण्यक बाद बौद्ध
श्रद्धाक आगाँ तप
ब्रह्मक बदला आत्म
ऋषि नै मुनि
देवता नै गुरु
घड़ी पाबनि, साओन मास, मधुश्रावणीक बाद जहिया बुध पड़त, तहिया फेर अषाढ़मे घड़ी पावनि

नव बर्तन, नव चुल्हामे खीर, दालि भरल पूड़ी, मोतीचूड़क लड्डू
आँचर, आ भगवती घरमे भगवतीक टांगल मौड़
कोठियाक मालि केर बनाएल धर्मराजक गोल मड़रानी
मड़रानीपरसँ जनौ टांगल
चौदहो देवान भगवती घरमे
चौदहो देवानक वास
चौदहटा खीरपूड़ीक पातरि-
लड्डू आ खेरही वा केराओक दालिक दलिपूरीसँ झाँपल
फेर भगवती घर बन्न कऽ देल जाइए
फेर थोपड़ी पारि कऽ खोलल जाइए
बालेबच्चे प्रसाद खा-
भगवती घरमे माटि कोड़ि कऽ गाड़ि देल जाइए

घड़ी पाबनि
भगवतीक पातरि
भगवती घरसँ नवेद बाहर नै जेतै
भगवती घरमे केरा पात सहित ऐँठकूइठ गारि दै छी-
आ मेंहथमे
आंगनमे सेहो एकटा पूजा होइए हमरा घरमे
खाधि खूनि कऽ, ढेका खोलि कऽ
बालापीरक पूजा खीरपूरी राखि-
धूप दीप देखा कऽ होइ छै-
आ माटिकेँ फेर नीप देल जाइ छै
बालापीर....
गुरू बालापीर साहबक प्रगट्य दिवस
बैसाख शुक्ल पूर्णिमा
सद्गुरू कबीर साहब
सत्यनाम धुन
गुरू महिमा पाठ

पूनम महात्म पाठ
सतसंग भजन
समाधि दर्शन
भेंट बंदगी
भण्डारा, चौका आरती
ब्राह्मणनै व्रात्य
मुरेठा बन्हने,
हाथमे पेना
धनुष
इन्द्रधनुष
पनिसोखा
नील पेट
लाललोहित पीठ-
विज्ञानबुद्धिक वास ,तर्क ,
कारी केशकुण्डल ,वज्र ,
कारी रङ्क कपड़ा
गरामे चांदीक हँसुली
कारी आ उज्जर भेड़ाक चमड़ा डाँड़मे
लाल पाढ़ि
आँचरमे तह नै
खाली पएरे
मोनक रथपर असवार
क्षणप्रभा ओकर चाबुक
धानुकी व्रात्य
सांख्यधाराक वाहक
ब्राह्मणक सोम व्रात्यक सुरा!!
हम व्रात्य

यज्ञ माने आवाहन ,समर्पण ,
योग अछि मुदा सामर्थ्य

मीमांसा करैत, तहक तहमे जाइ
मुदा उत्तर तर्क सँ अबैए
वेदान्तक मिथ्या नै सांख्यक सत्व, रजस, तमस्
ब्राह्मण्यक बाद बौद्ध
श्रद्धा मात्रसँ की हएत, प्राप्ति लेल तप
ब्रह्मपर छोड़लासँ की हएत, सभटा जिम्मा अछि आत्मक
ऋषिक ज्ञानक नै काज
जे रीछ सन पर्वत कन्दरामे रहै छथि
मुनिक राग-द्वेष-तामससँ रहित
लोकक बीच रहनाइ अछि पसिन्न
बिनु देखल-बुझल देवता नै
गुरु चाही, जकरासँ कऽ सकी वार्ता
हम व्रात्य

१०

माए मुदा शनि दिनतोरी आ मेरचाइ जड़बै छथि-सरिसौ ,
सुरसुरी लागि जेतै ओकरा तँ बुझब जे नजरि नै लागल छै
आ सुरसुरी जे नै लागतै तँ बुझब जे नजरि लागि जाइ छै

कने काल सुरसुरी नै लगलापर माए होइ छथि चिन्तित
देखियौ ने, हमरा बेटाकेँ नजरि लागै छै छोटो..छोट गपपर-
नजरि लागि जाइ छै... बाते...बातपर हमर बेटाकेँ-
मुदा तखने छिकैत छन्हि बेटालागि जाइ छै ओकरा सुरसुरी ,
माएक मुँहपर अबै छन्हि मुस्की
सरिसौ...तोरी आ मेरचाइ सरबामे कनेक आर दऽ दै छथि-
कहलियन्हि ने माँ दुष्टक नजरि नै लगै छै अहाँक बेटाकेँ
खोरनाठब मुदातखन आगि खसत पातक ढेरीपर ,
आ पसाही लागत
हमर आकांक्षाक अग्निकेँ
हमरो अछि आकांक्षा
सुखित रहबाक
बिन विवाद जीबाक
मुदा तइसँ निसभेर तँ भऽ जाएब,
हारि कऽ निन्न आबि जाएत की?
जे हारऽ लागै छीथाकि जाइ छी ,
तँ अरि कऽ ठाढ़ भऽ जाइ छथि ओ
तेहेन तेहेन गप कहै छथि जे थकनी मेटा जाइए
तेहेन तेहेन प्रतिकार करै छथि
जे दुश्मन हारि जाइए

११
मुँह मलिन भेल नै आकि जुमि जाइ छथि सभ
हमरा हँसेबा लेल
कियो हमर मोनक पकमान बनाबऽ लगै छथि
कियो हमर माथ धोबै छथि
आ कियो सुनबऽ लगै छथि हमर पुरान गाथा
बेटोबेटी सभ तेहने-
स्कूलमे पुछै जाइ छन्हि जे अहाँकेँ स्टार भेटल?तकर रहस्य की ,
तँ कहै जाइ छथि
जे हम सभ अपन पितासँ पढ़ै छी
आ हमर पिता दुनियाँमे सभसँ बेसी जनै छथि,
रहस्योद्घाटन!
ताकै छी एक तँ भेटै छथि सए
बेशी मेहनती
बेशी प्रगतिशील
सहयोगी सभ
पाठको सभ तेहने
सए पन्नामे घोसिआएल एकटा छोटो गप चीन्हि जाइ छथि
नै बाँचि पबैए ओ हिनका सभसँ।
जखन कखनो हमर मुँहपर अबैए रेख
एकटा छोटो रेख
हमर उद्देश्यकेँ बढ़ेबा लेल
हमरा हँसेबा लेल
हमरा चलेबा लेलबैशाखीसँ दुनू पएरपर ,
मुदा हम बैशाखी छुटलाक बाद कहाँ चलि पाबि रहल छी ओतेक झटकारि कऽ
बैशाखी धेने जतेक झटकारैत बढ़ैत रही

१२
मोनक रंगक अदृश्य देबाल
ढहैत भावनाक देबाल
खाम्ह अदृढ़ताक ठाढ़

आकांक्षाक बखारी अछि भरल
प्रतीक बनि ठाढ़
घरमे राखल हिमाललकड़ीक मन्दिर आकि-
ओसारापर राखल तुलसीक गाछ
प्रतीक सहृदयताक मात्र

मोन पाड़ैत अछि इनारपोखरिक महार-
स्विमिंगपूलक नील देबाल बनबैत पानिकेँ नील रंगक
मोनक रंगक अदृश्य देबाल
ढहैत

खाम्ह अदृढ़ताक ठाढ़
बहैत

१३
मन्दाकिनी जे आकाश मध्य
देखल आइ पृथ्वीक ऊपर
बद्री विशाल केदारनाथ
अलकनन्दा मन्दाकिनीक मेल
हरहड़ाइत धार दुनू मिलैत
मेघसँ छाड़ल ई ककर निवास !

बदरी गेलाह जे
नहि घुरलन्हि ओदरी हुनक ताहि
आइ बाटेबाट आएल-
शीतल पवनक झोंक खसि रहल भूमि
स्खलन भेल जन्तु सबहिक
हिम छाड़ल ई ककर वास !

हृदय स्तंभित देखि धार
पर्वत श्रेणीक नहि अन्त एतए
कटि एकर तीव्र  नीचाँ अछि धार
दुहू कात छाड़ल पर्वतसँ ई
अलकनन्दे ई सौन्दर्य अहींक
मन्दाकिनी जे आकाश मध्य
देखल आइ पृथ्वीक ऊपर
हरहड़ाइत ई केहन फेनिल
स्वच्छ निर्मल मनुक्ख निवसित
नव दृष्टि देलक देखबाक आइ
शीतल पवनक छाड़ल ई सृष्टि

१४
बंशी पाथि पकड़बाक प्रयास !
आकांक्षाक पंखयुक्त अश्वकेँ
बोर देने सफलताक सूत्रक
अनन्त प्रतीक्षा निस्बद्ध चुप्पीक

पानिक तल स्थिर नियन्ताक रूप
छोट कीड़ीक गमन उठबैत अछि सूक्ष्म हिलकोर
आशाक विश्वासक प्रतिरूप

बंशी पथने ठाढ़ पाथि पकड़बाक प्रयास
अंधविश्वासक छोर विज्ञानक ओर
बोर देने ज्ञानक पिण्ड
प्रतीक्षाक अन्त प्रशान्त शान्ति !
सोंस काछु हरकाछुसँ रिक्त पानि
निर्माताक निर्मितिक अंत कएल व्याधि

बीयाजीरा माछक रोपि-
बंशी पाथि पकड़बाक कएल हियाउ
आकांक्षाक अश्व सफलताक सूत्र
ज्ञानक पिण्ड निर्माताक निर्मितिक साधांश
ठाढ बिच्चहि  अनन्त अकास
यंत्रवत बिच्चहि  अनन्त विस्तार
शान्तवाकहीन मनुक्ख-प्रशान्त-

सूक्ष्मतर भावनाक जखन आबए हिलकोर
विह्वल करैत मनुक्खकेँ छल जे छुच्छरुक्ख-

हँसीमे बिसरैत छी
फेकैत छी अपन सभटा दुःख

दु:खक संगे अपन सभटा महत्वाकांक्षा
प्रेरणा दैत अछि सम्भावना
आत्मविश्वास अबैत अछि फुर्तिक संग
अभिलाषाक पूर्तिक बढ़बैत आकांक्षा

आँखिक मिलन भेने
दूर ओहिना होइत अछि चिन्ता
सागर तटपर जेना लहरि लऽ जाइत अछि
सभटा पातखाद्य वस्तुकेँ करैत स्वच्छ-
सभटा फिकिर तहिना बहैछ
शान्त स्वच्छ बनैछ मोनक तट

बिसरैत अपनाकेँ आँखिमे
स्नेहसँ गप करब
मात्र एतबे
अनैत अछि कतेक सम्भावना आ परिणाम

मुदा एकर विपरीत...
लीलावती पढ़ियो कए जे नहि गानि सकलाह तरेगण
दए इच्छामृत्यु अपन भावना आ इच्छाके-

हँसीमे बिसरैत छी
फेकैत छी अपन सभटा दु:ख
दु:खक संगे अपन सभटा महत्वाकांक्षा
प्रेरणा दैत अछि सम्भावना
आत्मविश्वास अबैत अछि फुर्तिक संग
अभिलाषाक पूर्तिक बढ़बैत आकांक्षा

आँखिक मिलन भेने

दूर ओहिना होइत अछि चिन्ता
सागर तटपर जेना लहरि लऽ जाइत अछि
सभटा पातखाद्य वस्तुकेँ करैत स्वच्छ-
सभटा फिकिर तहिना बहैछ
शान्त स्वच्छ बनैछ मोनक तट

बिसरैत अपनाकेँ आँखिमे
स्नेहसँ गप करब
मात्र एतबे
अनैत अछि कतेक सम्भावना आ परिणाम

मुदा एकर विपरीत...

१५
यौ शतानन्द पुरहित

अगहन शुक्ल विवाह पंचमी
विवाहक सभसँ नीक दिन
पुरहित शतानन्द
राम सीताक विवाह कएल सम्पन्न
मड़बापर चित्रकला लिखल रहए मिथिलाक
परिछन नैनाभेल छल जोगिन सभटा-
ओहिना जेना भेल रहए सीता दाइक विवाहमे
नैना जोगिन जोगक गीत
के छी ई सहस्त्रबाढ़नि घूमि रहल अछि एकटा परिधिमे
शापित दानव आकि कोनो ऋषि ताकैत छोर समस्याक आ समस्या तँ
वैह के ककर निर्माता
आ तकर कतय अंतिम छोर के ककर स्वामी
आ सभक स्वामी के ? आ तकरो के अछि स्वामी !

भेटल स्वप्नानुशासन टूटल शब्दानुशासन

आ जे सेहो नहि तँ ब्रह्माण्ड निर्माणक लेल भगवानक कोन प्रयोजन
स्वयं निर्मित ई सृष्टि
विश्वदेवाः
सपना सुन्दर सुन्दर?

नञि नञि छल ओतेक सुन्दर
बच्चामे ई खूब डरओलक तोड़ैत
आँखिसँ छिनैत सुतबाक उत्सुकता
जखन मोन उखड़ैत छल घबड़ाइत

देश कालक सीमा बन्हलहुँ
पुरखाक भ्रमकेँ अपनओने
मुदा प्रथम बीजीपुरुषक छद्म-
नहि छल जाइत मोनक भ्रम

बचहनक मोनक छाती-धकधक-
करैत छल खोज जगक जन्मक
नहि पओने कोनो प्रश्नोत्तर
छोड़ैत ईश्वर पर ई शाश्वत

मुदा ईश्वरक मोन आ शाश्वत स्वरूपक
नहि सोझ भेल ससरफानी पड़ल गिरह
छातीमोनक करैछ बढ़ल जे धकधकी-
सपना सेहो नञि ज्योँ अबैछ निन्न बेशी

संसारकेँ सहबाक ईहो अछि प्रहेलिका
बिनु समस्या समाधानक करैत छी
हँसैत बिहुँसैत बनबैत सर्वोपरि भाग्यराजकेँ
करैत छी सभटा अपने आ ई छी कहैत
कहैत जे हम छी भाग्यराजक कठपुतली

ईश्वरक ई लीला ? अछि मोनक छातीक संग
भौतिक छातीकेँ सेहो जे धकधकी ई बढ़बैत

सपना सुन्दर आकि डरओन नहि कोनो
अछि आब अबैत

खूब ठेकनेने जाइत जे नहि बिसरब आइ मुदा गप्प पर गप्प चलल कृत्रिमता गेल ढ़हाइत
फेर काजक बेर मोन नहि पड़ल पड़ैत -पड़ैत मोन कर्णक मृत्युक छोट-

मसोसि कय छीन रूप आ तकरा बाद
रहि जाइत छी गुम्म
कतेक रास काज अछि छुटैत अनठाबैत असकताइत मोन मसोसैत
कागजक पन्ना पर नव राग विलम्बक बादक हृदयक संग्राम चलैत छल
बिना तारतम्यक बिना उद्देश्यक विधेयक कनेक सोचि लेल-

वादक सम्बल अर्थहीन
विकराल राति सोझाँ ठाढ़
गरजैत मेघ रौद्र
मेघमे विद्युत
वृत्रहन्ता इन्द्र चीरैत छथि मेघ
कवष ऐलूषक ऋक्
शूद्र कवि हमर
विद्युत् प्रकाशसँ प्रकाशित मेघक शक्तिपात्
शरीरक मध्य हजारकहजार धार-
रक्तक प्रवाहक साँपसन टेढ़मेढ़ चालि-
हमर मोन दौगि रहल
एहि अन्तर्मनक धारक बीच
ओहि बहिर्जगतक विद्युतसँ तीव्र
चतुष्पात् पुरुष वा ब्रह्म
मुदा एकपाद ई जगत्
अन्तर्मनक प्रचोदयिता
आसुरी वृत्र आ राक्षसी पणि
शारीरिक धार संचार तन्त्र
चलू समुद्र दिस हमर नाड़ीतंत्र आ एकर
लहरिमे डूमैतउगैत-
अपन भोगल यथार्थसँ बहार कएलहुँ मधु
आहुति देबा लेल ओहि समुद्रमे
आ तखने शरीरक नदीधार-

लहरिमे डुमैत करैत अछि आनन्दित
जागरित मोनसँ निकसैत वाणी
पीपड़क पातक नाड़ीतंत्र सन
इलासरस्वती आ भारती छथि-
विद्युत् बाल लेल भोजनक इन्तजाम करैत
ज्योतिक हम साधक
सन्दीपनकूट हुअए लावण्यमय
सहस्रशाख विद्युत् हिरण्यमयी
सहस्रजित् अजस्र अन्तर्मुखी
आ
ऋतं बृहत्

१६
भालसरिक गाछ
अछि ककर ई
सड़कऽ कात
माटि भरलापर
भऽ जाइत अछि धोधरि ठाढ़िमे
नहि जड़िमे

आ सेहो आबि गेल सड़कपर
आब ई गामक नहि
भऽ गेल अछि सरकारी

सारिलबला काठक तँ गाछी विलुप्त
बबुरबन्ना बनल ओहि पारक खेत
कमलाक रेत

बदहा पहिरने लोक
आ ई गाछ बृच्छ
ठाढ़ मुदा हरियरी
जेना दुःखी पीड़ित
टुस्साक निकलब
जेना आगमन कोनो अभागक
चारू कात पसरल कमलाक रेत
आ ताहि बीच टुस्सा निकलब
मुदा संकेत प्रायः कोनो
आसक।

आ दूटा धारक हहाइत मोनियारक
भँसिआएल खेबाह

हमर आकांक्षाक अग्नि
पृथ्वीसँ द्युलोक दिस जाइत

कंठ लग लाल दागी अमृत भेला सूगा
कर्कश बजरी सूगा
तुनकारी दऽ बिज्जीक शिकार

१७
१

शुनः शेपक मृत्युदण्ड वा बलि
इक्षवाकु वंशक वेधस राजाक पुत्र हरिश्चन्द्रक सए पत्नी
घरमे पर्वत आ नारद दूटा ऋषि रहैत छलन्हि
नारदक निर्देशपर वरुणसँ कहलन्हिसन्तान दिअ -,
जइसँ हम अहाँक यज्ञ कऽ सकी।
माने सन्तानक बलि?

रोहित नाम्ना पुत्रक जन्म भेल
वरुणसँ १० दिनक समय मांगलन्हि हरिश्चन्द्र।
फेर दाँत हेबा धरिक समय मांगलन्हि,
फेर दुद्धा दाँत खसबा धरिक समय मांगलन्हि।
फेर नव दाँत हेबा धरिक समय मांगलन्हि।
फेर ओकर शस्त्रधारी होएबा धरिक समय मांगलन्हि।

जखन रोहित भऽ गेल शस्त्रधारी
तखन रोहितकेँ कहलन्हि हरिश्चन्द्र वरुणक लेल यज्ञक
कबुलाक लेल ओकर बलि देबाक गप।

मुदा रोहित तीरधनुष लऽ बोन दिश चलि गेलाह-,
मना कऽ देलन्हि।

आ तकर एक बरख बाद वरुण हरिश्चन्द्रकेँ पकड़ि लेलन्हि
वरुण छथि जलदेवता-,
आ फूलि गेलन्हि पेट हरिश्चन्द्रक।

घुरल इन्द्र पुरुषक रूपमे कहल

जे मनुष्यक बीचमे रहने नीक सेहो अधलाह भऽ जाइए।

विचर एक साल
विचरलासँ पएर फूलयुक्त हेतौ।
आत्मासँ फल बहार होइए आ ओ ओकरा काटैए

एक साल
भाग्य ठाढ़क ठाढ़
बैसलक बैसल
आ सूतलक सूतल
से विचर एक साल

कलि सूतलपड़ल-
द्वापर उड़ैत
आ त्रेता ठाढ़
से तोँ सत्य जेकाँ विचर एक साल

सूर्य विचरैत नै थाकैए
तोरा मधु आ उदुम्बरक मिठगर फल भेटतौ
विचर एक साल

सुयवश ऋषिक पुत्र अजीगर्तक परिवार
भूखल पत्नी
तीन पुत्र शुनःपुच्छ, शुनःशेप, शुनोलांगूल
बापक प्रिय शुनः पुच्छ आ माएक प्रिय शुनोलांगूल

से सए गाए दऽ
शुनःशेपकेँ कीनल

राजसूय यज्ञ भेल

होता रहथि विश्वामित्र
अध्वर्यु जमदग्नि
उद्गाता अयास्य
आ ब्रह्मा रहथि वशिष्ठ

से बलि बान्हत के?

एक सए गाए आर
मांगलक अजीगर्त

अग्निक आवाहन आ परिक्रमा
आब वध के करत?

एक सए गाए आर दिअ
मांगलक अजीगर्त
पिजबैत तरुआरि

शुनःशेप केलक
प्रजापतिक आवाहन
कहलनि ओ
जो अग्नि लग

अग्निक आवाहन शुनःशेप केलक
जो सविता लग
कहलनि ओ
सविता कहलनि
जो वरुण लग
वरुण कहलनि
जो फेर अग्नि लग

अग्नि कहलनि
जो जो विश्वदेव लग
विश्वदेवक आवाहन शुनःशेप केलक
कहलनि ओ
जो इन्द्र लग
इन्द्रदेवक आवाहन शुनःशेप केलक
जो आश्विनौ लग
दुनू अश्विनक आवाहन शुनःशेप केलक
जो उषा लग
उषाक आवाहन शुनःशेप केलक

मंत्र पढ़ैतपढ़ैत बन्धन खुजैत गेलै शुनःशेपक-

इक्ष्वाकुक पेट ठीक भऽ गेलै
फेर ओ ऋत्विज् भऽ यज्ञमे सम्मिलित भेल

विशेष विधि
विधिसँ निकाललक सोमरस ”अंज सव“
आ राखलक ओकरा द्रोणकलशमे
फेर स्वाहा
फेर अन्तिम कृत्य

फेर शुनःशेप विश्वामित्रक कोरामे बैसि गेल

अजीगीर्त कहैत छथिविश्वामित्र दिअ हमर पुत्र -
विश्वामित्र कहै छथिनै ई अछि आब देवरात विश्वामित् -र

अजीगीर्त पुत्र शुनःशेप बाजल
आउ देखू
शुनःशेप कहैएतीन सए गाए हमरासँ पैघ -हे अजीगीर्त -?

विश्वामित्र कहै छथिहे पुत्र मधुच्छन्दा -
ऋषभ,
रेणु
अष्टक
शुनःशेप भेल अहाँक ज्येष्ठ

मधुच्छन्दाक पचासटा पैघ भाएकेँ ई नै पड़लन्हि पसिन्न

विश्वामित्र ओकरा सभकेँ देलन्हि त्यागि

२
आ आब त्याग करबाक समय आबि गेल अछि
भय केर त्याग, लोभ केर त्याग
भोजन केर त्याग

आ ग्रहण करबाक समय सेहो अछि
वएह जकरा कैएक बर्ख धरि राखने रही नुका कऽ, बझा कऽ
हाथ जोड़लौं, नै करू तंग हमरा, नै तँ बुझि जायत ई
बड्ड आदर करैए ई हमर
जँ ओकरा बुझि पड़तै जे अहाँ कऽ रहल छी हमर अपमान
तँ फेर ई हमरो गप नै मानत
अखन हम हाथ जोड़ने नेहोरा कऽ रहल छी
फेर अहाँ करब नेहोरा जखन ई शुरू करत नाराशंसी
अखन तँ एक्केटा खिस्सा सुनेलौं अछि
आ अहाँ कहै छी जे एकर ऐ मामिलासँ की छै सम्बन्ध
तँ फरिछा दइ छी ऐ सम्बन्धकेँ आइ।

शुनः शेपकेँ देल गेल रहै मृत्युदण्ड बा ई रहै बलि?

उत्तर दिअ, हम छी प्राश्निक आ अहाँकेँ सुना कऽ खिस्सा
परीक्षाक लेल तैयार केलौं अछि ई पहिल प्रश्न,
आ एकर उत्तर निर्धारित करत जे कतेक बुझनुक छी अहाँ
आ तखने हम अही खिस्सासँ नब प्रश्न पूछब
बा भऽ सकैए कोनो नब खिस्से सुना दी अहाँकेँ
जँ हमरा लागत जे ऐ खिस्सासँ नब प्रश्न पुछला सँ कोनो फाएदा नै।
शुनः शेपकेँ देल गेल रहै मृत्युदण्ड बा ई रहै बलि?

आ बाजब आस्ते, कारण ओ हमरा बड्ड मानैत अछि।
जँ कनियो ओकरा बूझि पड़तै अहाँक हमरा प्रति क्रूर आचरण
तँ ओ बर्दास्त नै कऽ सकत, हमरो रोकलापर नै रोकि सकत अपनाकेँ।
तँ आस्तेसँ दिअ उत्तर- शुनः शेपकेँ देल गेल रहै मृत्युदण्ड बा ई रहै बलि?

३
के छी ओ जे अहाँकेँ बड्ड मानैए?
कहियो सोझाँ तँ नै आयल,
अहीं तँ नै छी इहो आ उहो
जकर आइ काल्हि मनोचिकित्सक कहै छथि ’एसप्लिट पर्सनेलिट”

प्राश्निकसँ प्रश्न नै करू, फेर अहाँ कहब जे अहूँ हमहीं छी।

तँ सुनू
तीन सय गाय लेल अजीगर्त बेचि देलक शुनःशेपकेँ
ई कहब नै अछि सत्य।
देखू पहिने हरिश्चन्द्र मांगै छथि वरुणसँ पुत्र बलि देबा लेल
जखन बलि दऽ देता तँ मांगलन्हि किए?
आ वरुण दऽ कऽ घुरबऽ ले कहलन्हि किए?
खुजत रहस्य
पहिने १० दिन, फेर दाँत हेबा धरिक समय,
फेर दुद्धा दाँत खसबा धरिक, फेर नव दाँत हेबा धरिक।

मुदा शस्त्रधारी होएबा धरिक समय मांगलन्हि किए हरिश्चन्द्र आ
पलखति देलन्हि किए वरुण।
ई ओ खिस्सा नै जतऽ रोहितकेँ जरेबा लेल बिनु द्रव्यक
नै तैयार भेलाह हरिश्चन्द्र बनि डोमराज।
ई खिस्सा अछि रोहितकेँ शस्त्रधारी बनेबाक
ई खिस्सा अछि रोहितक निर्णयक
ओकर तीरधनुष लऽ कऽ बोन जेबाक।-
मुदा असल खेल तँ केलक शुनःशेप
ओ छल ने बापेक प्रिय ने मायेक प्रिय
से बिका गेल सय गायमे।
बान्हबा लेल सय गाय आर आ वध लेल सय गाय आर
मुदा तैयो मृत्युदण्ड तँ नहिये कहियौ एकरा,
ओ ने मायक प्रिय रहय आ ने बापक की ई रहै ओकर गलती?
आ दण्ड तँ गलतीये लेल देल जाइ छै।
तँ मृत्यु दण्ड तँ नहिये टा रहै। आ बलि?
नै बलि मे तँ इच्छा पूछल जाइ छै
अनिच्छुकक बलि तँ भइये नै सकैत अछि
आ तेँ ने बन्धन खुजैत गेलै शुनःशेपक
ई थोरबे छिऐ छागरक बलि,
घुरल इन्द्र पुरुषक रूपमे कहल,
जे मनुष्यक बीचमे रहने नीक सेहो अधलाह भऽ जाइए।
मुदा हरिश्चन्द्र बलि दऽ दितिऐ रोहितक
तखन ने ओ अधला होइतय
दुद्धा दाँत बला रोहितक होइतय बलि
ओकरा शस्त्रधारी बनलापर तँ बलि बिना इच्छाक
सम्भव नै छल।
से प्रश्न शुनःशेपक छल मुदा उत्तर रोहित लेल देलौं
शुनः शेपक कथा तँ अछि तपक,
आ जँ रहितय ओ मायक प्रिय पुत्र तँ

कऽ सकितय ओतेक तप।
ओकर तँ नै बलि देल जा सकैए
आ ने भेटि सकैए मृत्य्दण्ड।
मुदा ई खिस्सा पिहानी किए सुना रहल छी।
की अहूँक बलि क्यो मांगि रहल अछि।
हमहूँ करै छी प्रेम अहाँसँ, जखन अहाँ जागल रहै छी
कियो तमसा कऽ बाजत तँ हमहूँ नै करबै बरदास्त।
आ एकटा गप्प जे अहूँ कँे नै बूझल अछि से सुनू।
ओ जे सूतल अछि से जागि जाइत अछि अहाँक सुतलापर
आ सूति जाइत अछि हमरा उठा कऽ अहाँक जगलापर।
से कहू जे कहबाक अछि, कहऽ पड़त हमरेसँ।
कारण ओ तँ अहाँक सुतलेपर उठत।
आजीगीर्त भेल दुर्भिक्षक लक्षण
दुर्भिक्षेमे पुत्रहंता कियो बनि सकैए
से नै करियओ ओकरा आर बेशी कलंकित
ओहिना थूथू भऽ रहल छै ओकर-
४
मोन पाड़ैत रहि जाइ छी खिस्सा पिहानी
मुदा सभक सारांश अछि एक्केटा
कियो दोखी नै
आ सभ दोखी
सभटा चक्रचालि
सभटा प्रोग्रामिङ
अपनो नै बुझल अछि परिणाम
सालक साल बाद पुछै अछि सवाल हमरोसँ
हमहूँ अजीगर्त सन घोषित कएल जाइ छी दोषी
मुदा एकटा अहीं छी जे ओकरा घोषित केलहुँ दुर्भिक्ष
आ से जँ नै करितौं तँ हम टूटि जइतौं
हमरा विश्वास भऽ गेल अछि जे अहूँ छी
जे करै छी प्रेम हमरासँ

तखन सुनू
हम तँ बुझै छलौं जे अपना मोने काज कऽ रहल छी
आब बुझाइए जे हम तँ कऽ रहल छलौं प्रोग्रामिङ
किछु नीको बहार भेल
किछु वायरस सेहो तैयार भेल
अहाँ दुनू मुदा सङ रहलौं
ओकरासँ तँ सुतलेमे स्वप्नेमे भेँट होइए
मुदा अहाँ तँ छी जगलाक बादक सङी

५
आ आब तँ सभटा मिज्झर भेल जा रहल अछि,
कोनो घाटनाक विवरण देबा काल
लोक कखनो काल पूछि दै छथि-
“नै, हम कहाँ रही ऐ घटनामे”
आ तखन हम गुमकी लाधि दै छी,
की बुझायब हुनका, जे अहूँ छलौं,
मुदा ओ घटना तँ स्वप्न मे भेल
से कहबै तँ बताहे बुझत।
आ स्वप्नमे यएह तँ रहय, कतेक बुझनुक
मुदा ओतय एकरा अखुनका गप कहबै तँ मोन नै पड़तै।
आ हमरे कतऽ मोन रहैत अछि आब
दुनू मिज्झर भऽ गेल अछि।

१८
आ स्वप्नमे यएह तँ रहय, कतेक बुझनुक
मुदा ओतय एकरा अखुनका गप कहबै तँ मोन नै पड़तै।
आ हमरे कतऽ मोन रहैत अछि आब
दुनू मिज्झर भऽ गेल अछि।

हमरा हँसैत देखि जे आबि गेलौ तोरा नोर
कत्तेक बुझबियौ जे ठीक छी हम
तोहीं तँ कहैत रहेँ
आगो बढ़बा लेल
बिसरि जेबा लेल सभ किछु
आ हम नै मानियौ तोहर गप।
आ आब जखन मानि गेलियौ तोहर गप
आ एते भेलाक बादो हँसि रहल छी
आगाँ बढ़ि रहल छी तँ
तोहर आँखि किए नोरा गेल छौ।

तोरा किए लागि रहल छौ जे हमर हँसी अछि हारिक प्रतीक
लोक तँ जितलाक बाद हँसैत अछि, हँसिते अछि
तोरा दाबी छौ जे तूँ हमरा चिन्है छेँ
एतेक जल्दी तोहर गप आब मानि जाइ छियौ
तेँ ई हँसी हमर हारि अछि

तँ सुन, हमरा बूझल अछि जे हम हारि गेल छी
मुदा कोनोटा प्रयास हम बाँकी नै छोड़लौं
प्रयासमे कोनो बेइमानी नै केलौं
मुदा हारि तँ गेलौं ने
जे जीतल ओहो डेरायल अछि, अखनो, से तँ ठीके
मुदा हारि तँ गेलौं ने
आ ई हँसी तोरा लेल अछि

कनबाक मोन होइत अछि
मुदा जखन हमर हँसीसँ तोरा कननी बहराइ छौ
तँ हमर कननी तोहर की हाल करतौ

तँ रहऽ दे अहिना
बढ़ऽ दे आगाँ, जेना तूँ चाहै छलेँ
आ अपनाकेँ दोखी नै बूझ
तोरा दुआरे हमर हारि नै भेल
आगाँ बढ़ै ले प्रयास कम नै कएल
तोरा होइ छौ जे तोहर गपपर कान-बात देलासँ हम हारलौं
मुदा से नै छै

मुदा तोहर गप हारलाक बाद कऽ कय देखलौं
ईहो जिनगी कोनो बेजाय नै छै
ओ कुकुड़ जेकरा सभ दुत्कारितो अछि आ
ऐंठ किछु दैयो दैत अछि, तेहने सन
तेहने सन ई जिनगी कोनो बेजाय नै अछि

डेरायल जे सभ अछि हमर हारिक बाद
हमर विजय जँ होइत तँ की डेरायल रहैत
सएह ने कहै छलेँ तूँ
मुदा तकर अनुभव हारलाक बाद केना हएत
से हँसऽ दे हमरा
कऽ देलियौ स्वतंत्र तोरा
तोरा की सभकेँ
बहुत सुनेलियौ तोरा, आब सुनबौ तोहर सभ गप
काटा-काटीक आदति छौ, से कने दिन अनछज्जल लगतौ
घुरि कऽ के जायत ओइ रस्ता
ई जिनगी कोनो बेजाय नै अछि

१९

**<u>कृष्ण, महावीर आ बुद्ध</u>**

१

**<u>कृष्ण</u>**

ई भारत ग्रंथ जयक जाहिमे गान
तखन कहियासँ भेलाह एतुक्का लोक, कर्महीन, संकीर्ण, कोना हारैत गेलाह सैन्यबलसँ आ दर्शनहुसँ, के घोसियाबैत गेल असमानताक पाठ एकर बिच।
के केलन्हि शुरू ई त्वञ्चाहञ्च।

गांधर्व, एकलव्यक वीरतासँ भरल, घृणा-प्रेम, सत्य-असत्यक धरातल,
आह पाराशर पुत्र भगवान व्यास, नमन-नमन शत नमन।
प्रसन्नवदनकेँ लिखबाक कहि बात, वाणी नहि रुकत अहाँक गणेशक शर्त, कविक कल्पनाक ई उत्कर्ष, मुदा बनाओल किएक अहाँ होअए जेना धर्मग्रंथ।
व्यास लेखक होइतहुँ छथि एहिमे एकटा पात्र, केहन नव रस, नव छल वाद !
गणेशक गति अति तीव्र, देखि व्यास कएल श्लोक जटिल। श्लोकक भाष्य बूझि शीघ्र, विघ्नकर्ता लिखताह ई।
श्लोकक जटिलताक लेल ई तर्क !
पुत्र शुकदेव नारदमुनि देवगण गंधर्व राक्षस यक्ष
व्यास शिष्य वैशंपायन आ परीक्षित पुत्र जनमेजयक निस्तार।
पौराणिक सूतजी रहथि, तत मध्य। करि ऋषिसभा नैमिषारण्यमे,महर्षि शौनक अध्यक्ष।
सूतजी कएल शुरु,संहिता सतसहस्त्र।
आइ ई मन कहए अछि, ई सत्य देखी, कविक कल्पना मध्य छल की सीखि परखी। अर्थ केर अनर्थ क्षेपक सभ केलक जे, हर्ष आ श्रमसँ कनेक देखाबी देखी ।

हस्तिनापुर सम्राट शांतुनु, गंग तट भ्रमण करि रहल। युवती बनि देवि गंगा,तट जकर छलि ठाढ़ निश्चल !
तेँ पड़ल होअए नाम हुनकर,
धार गंगाजीक नामपर भए अभिभूत कहल हे सुन्दरि,
करु प्रेम स्वीकार हमर। पत्नी बनि करु राज,
राज्य-धन-प्राण पर।

अछि समर्पण सभ अहाँ पर,
किंतु अछि किछु बंधन हमर। क्यो पूछय नहि परिचय हमर,
नहि करय रोक-टोक हमर कार्य पर।

प्रेम-विह्वल शांतुनु,
करि स्वीकार बंधन सकल। आनल महल मानव-गंगाकेँ,
समय बितल बितिते रहल। भेल बात विचित्र ई जे,
सात पुत्र शांतुनुकेँ भेल। युवती फेकल सभकेँ गंगधारमे,
राजाने किछु पुछि सकल।

कविक छल ई कल्पना ई युवती के अछि,
बुझि परैछ क्षण कोमल, क्षण क्रूर-क्रूरतम जे, अबोध बालक केर प्राणक हेतु विकल !
पूछल राजा शांतनु,
आठम बेर अपनाकेँ नहि रोकि सकल। देलक युवती परिचय सकल,
हम गंग आ ई आठ वसु छल। देलन्हि महर्षि वशिष्ठ शाप तनिका,
मर्त्यलोकक जन्म लेबाक। आठम पुत्रकेँ राखब हम किछु दिन, देवव्रत देब स्वरूप सेवक।
महर्षि वशिष्ठक नन्दिनीकेँ, देखि पत्नी वसु प्रभासक,
मर्त्यलोकक सखी हेतु, प्रयास नन्दिनीक हरणक ।
ऋषि ताकल गौ-देविकेँ, ज्ञान-चक्षुसँ। देलक शाप वसुगणकेँ भय-क्रोधित, कएल प्रार्थना वसु सभ शापित। हमर शाप नहि घूरि सकत

परञ्च, सात वसु भय जायत मुक्त तुरत।
प्रभासकेँ रहय परत ततय, किछु दिन धरि मर्त्यलोकक शरण

होयत यशस्वी ई बहुत, घुरि आयल वसुगण गंग लग। हे देवि बनू माता हमरा सभक, दिअ' मुक्ति तखन आस अहींक।
कवि-कल्पाक डोरी देखल,
मानव-गंग केर औचित्य लेल!

शांतुनु भए गेल विरक्त,
छूटि गेल गंगक सानिध्य। समय बीतल तँ गेल ओ एक दिन, तट, धारक समक्ष।

दिव्य बालककेँ ओतए देखल, करि रहल केलि ओतए। रोकि रहल वाणक धारसँ, गंगधारकेँ जतए।
प्रस्तुत भेलीह गंग तखन, सौंपि देल देवव्रतकेँ कहल। महर्षि वशिष्ठ सँ लए शिक्षा, वेद-वेदांगक निखिल। शास्त्र-ज्ञान शुक्राचार्य जेकाँ, शस्त्रमे परशुराम सन।

भेटि गेलन्हि पुत्र तेजस्वी घुरि अएलाह शान्तनु, देवव्रतकेँ बनाएल राजकुमार,
आइ अछि ई सम्भव,
अपन दोसर ठाम पोसलाहा पुत्रकेँ,
करत ई संकीर्ण समाज!
किएक नहि होए देवव्रत सन यशस्वी तखनहु?

कैक वर्ष बीतल एना, पुनि एक दिन आएल,
शान्तनु देखलन्हि यमुना तट तर अद्भुत सुवास,
आबि रहल तरुणी सत्यवती मलाहक बेटी,
आइ जखन गोत्र-मूल, पाइ-कौड़ीक बान्ह,

तहिया राजासँ विवाहक लेल सेहो,
राखल शर्त्त मल्लाहक सरदार।
बनत हमर नातियेटा, हस्तिनापुरक राजा,
तखने होएत ई विवाह।
शान्तनु ई वचन दितथि कोना, से घुरि अयलाह नगर अपन । चिन्ता घून बनि काटए लागल शरीरक कान्तिकेँ।
देवव्रत पूछलन्हि पितासँ, की भेल पिताश्री,
हे पुत्र की कहू, अछि एकटा चिन्ता, की होएत राज्यक
जे होएत होएत युद्धमे किछु अहाँकेँ,
ककर आश,
के बढ़ाओत,
वंश हस्तिनापुरक ।

कुशाग्र बुद्धिक देवव्रत
बुझलन्हि जे बात किछु आर अछि,
पूछलन्हि सारथीसँ सभ गप, गेलथि केवटराज लग,
आ राजपाट त्यागि अएलाह।

केवटराज परञ्च राखल एकटा शंका, की होएत जे अहाँक, पुत्र अहाँक जे छीनि लए, हमर नातिसँ राज्य।

अप्रत्याशित प्रश्नक उत्तर,
सेहो अप्रत्याशित ।
इतिहास बनत, ई प्रतिज्ञा। नहि करब हम विवाह आजन्म, गार्हस्थ्य आश्रम छोड़ब,
रहब आजन्म ब्रह्मचारी, छोड़ब वानप्रस्थ आश्रम, हस्तिनापुर सिंहासनक मात्र रक्षा, करब हम आजन्म।

संन्यास आश्रम सेहो छोड़ब, संतान बूझब हस्तिनापुर सिंहासनकेँ। क्यो

नहि छूबि सकत तकरा, हमरा जिबैत-जीबैत।
धन्य-धन्य दिगान्त बाजल, पुष्प वर्षा कएलन्हि देवतागण,
मंचसज्जाक लेल उपयुक्त कवि ब्यासक कथन बुझु एतए।

भीष्म-भीष्म धन्य-धन्य, बाजि उठल लोक सभ।

केवटराज केलन्हि विदा, सत्यवतीकेँ सानन्द। कालांतरमे पुत्र दू, पाओल विचित्रवीर्य आ चित्रांगद ।

बालक दुनू छोटे छल, शांतनुक प्रयाण भेल। चित्रांगदक भीष्म, तखन राज्याभिषेक कएल।

घमंडी से छल एहन की देव की दानव बुझय, की गंधर्व की मानव ककरो नहि टेर करय। आ देह छोड़ल, युद्ध संग गंधर्वक कए|

विचित्रवीर्यक आएल राज्य,

भीष्मकेँ पड़ल सम्हारए, सभटा भार कारण विचित्रवीर्य रहथि छोट।
फेर जखन ओ भेलाह विवाह योग्य,
काशीराजक कन्या सभक स्वयंबरमे,
भीष्म विदा भेलाह काशी, जतए पहुँचल छलाह राजा शल्व, काशीराजक ज्येष्ठ पुत्री, अम्बा छलीह हुनकापर अनुरक्त । अम्बा,अम्बिका,अम्बालिका, दृष्टि फेरल भीष्म दिशि। बढि गेलीह आगू तखन, भीष्म क्रोधित भए दहोदिश, ललकारिकेँ कहलन्हि तखन ओ समस्त राजा सुनि लिअह ई, जे पराजित कए सकी तँ, स्वयंबरक भागी बनू फेर।
सभकेँ हराकए भीष्म जखन, चललाह काशीराजक कन्या समेत। शल्व रथक पाछू पड़ल आ, ललकारल युद्धक लेल।
धनुष-विद्या धनी भीष्मसँ, काशीराजक कन्यासभ कएल प्रार्थना, भीष्म छोड़ल प्राण शल्वक, मुदा अम्बा कहलन्हि भीष्मसँ एकांतीमे, हे गंगेय

धर्मज्ञ, हमरा मोनमे अछि एक गोट शंका, मानि लेल सौभ देश राजाकेँ,
पति हम अपना हृदय-बिच, धर्मात्मा, महात्मा,भीष्मक निर्णय,
जाथु अम्बा शल्व लग।
कराओल विवाह विचित्रवीर्यक, अम्बा-अम्बालिकाक संग।
शाल्व छलाह वीर,
भीष्म हराओल लोक सभक बिच, जीति लए गेल अहाँकेँ,
एहि अपमानक बाद की ई, बात हमरा स्वीकार हो?
विचित्रवीर्य कहल सेहो अम्बासँ विवाह अक्षत्रियोचित,
अम्बा कहलन्हि भीष्मकेँ
विवाह करू अहाँ हमरासँ।

हरि अनलहुँ, बीतल छह वर्ष हस्तिनापुर-सौभक बीच, भीष्मक प्रतिज्ञा मुदा बीचमे ठाढ़,
गेलीह युद्धदेव कार्तिकेय लग।
अम्बा भरि उठलीह प्रतिशोधसँ ।
देलन्हि ओ नहि मौलायबला कमलक माला,
हे अम्बे! लिअ ई शस्त्र, जकर गार पहिरायब सैह करत भीष्मकेँ नष्ट। भीष्मक भय परञ्च छल ततेक, नहि तैयार भेल पहिरय ई माला क्यो एक। सुनलन्हि छथि द्रुपद वीर पांचाल, सेहो तैयार नहि भेलाह पहिरए ई माल। घुरलीह अम्बा अंतमे हारि, निराश हताश लटकेलन्हि द्रुपदक महलक द्वारि।

गेलीह ओ तपस्वीक शरण। सभ तपस्वी कए विचार कहलन्हि, जाऊ अहाँ परुशरामक आश्रम।
क्षत्रिय-दमन छथि ओ देथिन्ह दण्ड भीष्मकेँ, जे कष्ट देलन्हि अकारण।
परशुराम लग पहुँचि केलन्हि प्रार्थना, सुना कए अपन अभ्यर्थना। परशुराम कहल शल्व अछि प्रिय हमर,
बात नहि काटत विवाह शल्वसँ करक लेल छी तैयार अहाँ ? अम्बा कहल हम आब विवाह नहि करए चाहैत छी।

अछि हमर आब ई इच्छा मात्र, करू भीष्मसँ युद्ध अहाँ।
परशुराम कए स्वीकार ई प्रार्थना, देलन्हि भीष्मकेँ ललकारा, जितेन्द्रीय,ब्रह्मचारी छलाह दुनू, धनुर्धारी-योद्धा मध्य युद्धघोष बरु।

हारि-जीतक प्रश्न नहि छल ज्यौँ, अनिर्णायक युद्ध बनल,
अम्बा हारि कैलाशक दिशि प्रयाण कएल, गेलीह शम्भूक शरणमे।
पाबि वर पुनर्जन्मक बाद, भीष्मक मृत्यु मे होएत अहींक हाथ।
अम्बाक संयमक सेहो छल सीमा, कूदि चितामे पुनर्जन्मक लौलसामे।
मृत्यु पाबि जन्म लेल तखन, कन्या बनि द्रुपदक महलमे।
खेल-खेलमे माला पहिरल अपन टाँगल, द्रुपद सोचल होएत एकटा फेर, वैर भीष्मक अएत गऽ झमेल।
निकालि राजमहलसँ कन्याकेँ, जंगल दिशि ओ गेलि तपस्या कएल,
पाओल पुरुष रूप धरल शिखण्डी नाम, ओकरा छल सभटा मोन।

विचित्रवीर्यक राज सेहो चलल बड्ड थोड़ दिन। क्षयक बीमारी छल अल्पायु मे मृत्युक अदिन। धृतराष्ट्रक आ पांडुक जन्मो नहि भेल।
अंबिकाक पुत्र धृतराष्ट्र,अंबालिका पुत्र पाण्डु छल।
विधिक विधान छल, ज्येष्ठ पुत्र अंध भेल, अम्बिका सँ पुत्र धृतराष्ट्र, काल छिनलक आँखि, आ काल बनओलक कहबीक पाँति
अम्बालिका पुत्र पाण्डु, पौण्ड्र रोग ग्रसित तेँ ब्यास देल नाम ई,
आकि हुनकेँ सँ रोगक पड़ल नाम ई।
पौण्ड्र ग्रस्त पाण्डुकेँ राज्य-काज गेल देल ।

अंबिकाक दासीसँ विदुरक भेल जन्म छल। शिक्षा होमय लागल सभक भीष्मक संरक्षणमे, भीष्मकेँ चिंता भेल विवाह कोना होयत गए, धृतराष्ट्रक हेतु ताकल एक कन्याकेँ। शिवक वरदान छल गांधारीके सए पुत्रक, बढ़त वंश शोचल ई प्रयत्न से प्रारम्भ कएल।

गांधार नरेश सुबल भेलाह कथा लेल तैयार जखन, विवाह धृतराष्ट्रक भेल छलीह ओ शकुनिक बहिन।

सुनि पतिक अंधताक गप्प पट्टी बान्हल, आँखि रहितहु नेत्रहीनक जिनगी गुजारल।

सय पुत्रक माता छल दुःशला एक पुत्री, सिंधु नरेश जयद्रथ भेल जिनकर पति।

कृष्णक पिता वासुदेवक बहिन छलि पृथा, शूरसेनक पुत्री छलीह रहलीह जाए मुदा, पिताक पिसियौत कुंतीभोज छल संतानहीन, हुनके स्नेह भेटल पृथा भेलि कुंती पुनि।
कृष्ण-सुदर्शन, बलरामक दीदी भेलीह, सत्कार विप्रवरक करैत छलीह।
एहिना एक बेर दुर्वासा देल मंत्र एकटा, पढ़ब मोनसँ देव अएत बजेबनि जिनका।
ब्यासक ई कवित्व मोनक बात कहलक,
वर-मंत्र-पुनर्जन्म सबहक तत्त्व तकलक।

नेनमति बुद्धि छल कुन्तीक, सूर्यकेँ बजाओल,
पुत्र-प्राप्ति भेल से बाधक छल लोकलाज, बहा देल बच्चाकेँ बिच गंगधार।
कौरवक सारथी अधीरथकेँ भेटल ओ, कर्ण राधेय माए राधा पोषित सूतपुत्र पराक्रमी, शरीर कवचयुक्त कान कुंडलसँ शोभित।

पाण्डुक फेर कुंतीसँ विवाह भेल,
मद्रनरेशक पुत्री माद्री दोसर पत्नी भेलि।
पाण्डु युद्ध-कार्य मात्र कएल जीति राज, दूर रहि राज-काज भोगल सुख मात्र !
कुंती-माद्रीक संग वन-विचरण मे रत।
शिकार खेलाइत वनमे,
एक मुनि श्राप देल संतानविहीनताक।

